# उबटन लगएबाक अरिपन



मिथिलांचल मे उपनयन आ विवाह-संस्कार सँ एक दिन पहिने 'कुमरम' होइत छैक, ताहि अवसर पर जेठ-श्रेष्ठ महिला लोकनि बरूआ केँ उबटन लगबैत छथिन। उबटन सरिसो तेल, जौ के आँटा आ पीसल हरदि सँ बनैत छैक। ई शुभ कर्म मड़बा पर होइत छैक। बरूआ केँ बैसबाक स्थान पर ई सभरंग पटिया के प्रतीक रूप मे लिखल जाइछ। कन्याक विवाह मे कोबर-घर मे जखन कनियाँ-वर बैसैत छैक, ताहू स्थान पर एहि अरिपनक लिखबाक प्रचलन छैक। चुमाओनकाल आसन ओछाओल जाइछ, ताहू ठाम ई अरिपन लिखल जाइत छैक।

एहि अरिपन मे प्रकृति आ पुरुष दू रेखा सँ चारू भर घेरल छैक। ई अठारह पुराणक प्रतीक-समचतु:कोण क्षेत्र सँ युक्त बनल अछि जकर प्रत्येक क्षेत्र मे चारि वेदक प्रतीक चारि पत्तीबला पुष्प छैक जकर सुगंधरूपी श्रुति सँ पुराणक महत्व दर्शित छैक से लिखल गेल अछि। बीच मे सिन्दूरक लाल बिन्दु शक्तिक प्रतीक छैक। ई अरिपन शुभ-संस्कार मे दृष्टि-दोष सँ रक्षाक लेल लिखल जाइछ।

❑

# सरोवर भित्ति-चित्र



मिथिला मे विवाह लेल सासुर जाइत काल भगवती-घरक देवाल पर अथवा जे कोबर-घर बनतै, ताहि देवाल पर वरक तरहथ, घोरल पिठार मे धऽ कऽ पाँचटा दहिन हाथक तरहथक छाप लेल जाइत छैक। एहि पर आरतक पात साटल जाइत छैक-गोबर पाँचो पंजा छाप पर साटल जाइत छैक, फेर पाँच-टा डोका सटाइत छैक। सरोवर नाम सँ प्रसिद्ध भित्ति-चित्र चारू तरफ घाट सँ युक्त सरोवरक रूप मे लिखल जाइत छै। भीतर मे चारू कात कमलक नाल, पात, कली, फूल आ फलयुक्त कमलक लत्ती लिखाइत छैक। लत्तीक संग-संग माछ, काछु आदि जल-जीवक चित्र रहैत छैक। एहि सरोवरक मध्य वरक तरहथक-छाप देल जाइत छैक।

एहि विधक तात्पर्य छैक जे वर आब गृहस्थाश्रम मे प्रवेश करबा लेल विवाह करऽ जाइत छथि तऽ ओ अपन दस कर्म पर आरूढ़ रहि गृहस्थाश्रम-धर्मक पालन करताह-तकर प्रमाणस्वरूप पिठार लागल तरहथ सँ छाप दऽ प्रतिज्ञा करैत छथि।

दोसर दृष्टिकोण सँ विचार कयने चारि-टा गृहस्थाश्रमक जे रूप अछि से सरोवरक चारू कातक घाटयुक्त रेखा थिक। भीतरमे जलमे उपजऽ बला कमल-फूलक लत्ती, माछ आ काछु जल-जीव प्राणीक स्वरूप अछि। वर केँ बोध कराओल जाइछ जे जाहि तरहेँ सरोवर अपन आश्रित जल-जीव केँ विकसित करैछ, ताहि तरहेँ गृहस्थाश्रमक आश्रित व्यक्ति केँ उदारता सँ पालन पोषण करब आ दुष्ट हिंसक दृष्टि सँ बचौने रहब।

❑

# कुमारि कन्याक प्रसाधन



मिथिलांचलमे पहिने कुमारिकन्याक प्रसाधनक आ सुहागिनक प्रसाधन मे बहुत अन्तर रहैत छलै। कुमारि कन्याक प्रसाधन कें 'पसाहनि' कहल जाइत छल। सिंउथ मे सिन्दूर पड़ऽ सँ पहिने लड़कीक कपार पर प्रसाधनक परम्परा छलै।

भाल पर सजाकऽ सुन्दर बनएबाक प्रयास कएल जाइत छल। एहि मे उज्जर, पीअर, नीला आ लालरंगक प्रयोग कएल जाइत छल। कुमारि लड़कीक प्रसाधन मे लालरंगक प्रयोग मात्र नासिकाक अग्रभाग सँ दूनू आँखिक बीच धरि होइत छल। एखनहुँ कुमारीक भोजन करएबा लेल जे लड़की अबैत छैक, तकरा गाम-घर मे सिन्दूर सँ नाक पर रेघा घींचल जाइत छै। उज्जर, पीअर आ नीला रंगक प्रयोग भाल पर सजएबा लेल कएल जाइत छै। भाल सँ शरीरक प्रायः समस्त शिराक सम्बंध छैक तेँ। तेँ शरीरकें उष्णता वा शीतलताक लेल एहन कएल जाइत हेतै। आयुर्वेदक अनुसार खल्ली जे उज्जर रंगक लेल प्रयोग कएल जाइत छल, से खल्ली आ नील मे रूधिर-विकार आ विषव्रण एवं सिररोगक विनाश करबाक शक्ति रहैत छै। भऽ सकैछ तेँ विवाह सँ पूर्व लड़कीक प्रसाधन मे शरीर आ मन कें शीतल, शांत रखबाक लेल भाल पर चित्रकारी कएल जाइत छल। लाल रंग लेल सिन्दूरक प्रयोग कएल जाइत छल। भाल पर कुमारि लड़कीक लेल सिन्दूर नञि कएल जाइछ, तेँ नाक पर सिन्दूरक रेघा देल जाइत छल। ❑

# सुहागिनक प्रसाधन



# सुहागिनक प्रसाधन

विवाहक बाद मिथिलांचल मे सुहागिनक भाल पर जे प्रसाधन कएल जाइत छल, तकरा सुहागिनक-पसाहनि कहल जाइत छल। ताहि दिने ब्यूटीपार्लर नञि छलै, तैं उज्जर, पीयर, नीला आ लाल रंग सँ भाल पर चित्रकारीकऽ सुहागिन कें सजाओल जाइत छल। पीयर रंगक लेल चाननक प्रयोग कएल जाइत छल, चानन सुगंधित आ शीतल होइत छै, तैं माथ ठंढ़ा रखबाक प्रयोजन सँ सेहो प्रयोग कएल जाइत हेतै। सुहागिनक प्रसाधन कें लालरंगक लेल सिन्दूरक विशेष प्रयोग कएल जाइत छल। लाल रंग प्रेमक द्योतक अछि, दोसर सिन्दूर मे श्वेत पाराक अंश रहैत छै, जे शिवक प्रतीक थीक। तैं सिन्दूर कें शिव-पार्वतीक शक्ति बूझल जाइछ। कुमारीतंत्र मे एकटा श्लोक छैक-

'ततः स्त्रीवेशधारी स्यात् सिन्दूरांकित भालकः।
श्रृंगारोज्ज्वलवेशढ़्यास्ताम्बूल पूरिताननः।।'

अर्थात् स्त्रीवेश धारण करवालेल सिन्दूर आवश्यक छै। तैं शक्तिक उपासक मिथिलांचलक पुरुष भाल पर सिन्दूरक ठोप करैत छथि।

उज्जर, पीयर, नीला आ लाल रंग सँ कपार सजएबाक पाछाँ सुन्दरता तऽ छैके भाल पर चारू रंग सँ चित्रकारी कयने सृष्टिक प्रभावशाली ग्रह कें प्रसन्न रखबाक लेल सेहो एहन पसाहनि कएल जाइत छल। लाल रंग अछि रत्नक राजा माणिकक प्रतीक, एहि सँ रवि-ग्रह प्रसन्न होइत छथि। तहिना उज्जर रंग अछि हीराक प्रतीक, एहि सँ शुक्र ग्रह शान्त रहै'छ। पीयर रंग पोखरराजक प्रतीक अछि, जाहि सँ बृहस्पति प्रसन्न रहैत छथि। नीला रंग अछि नीलमकें प्रतीक, एहि सँ शनिदेव प्रसन्न रहैत छथि।

तैं एहि चारू रंगक प्रयोग सुहागिनक प्रसाधन मे कएल जाइत छल। पातर खर लऽ कऽ भाल पर महिन चित्रकारी कएल जाइत छल। एहि क्रिया मे घंटो नवविवाहिता कें संच-मंच भऽ बैसऽ पड़ैत छलैनि। बूढ़-पुरनियाँक कहब छल जे नव-विवाहिता एना एकाग्र भऽ बैसबाक अभ्यास करतीह, तखनहिं दाम्पत्य-जीवन मे स्थिरचित्त भऽरहि सकतीह। नेना मे विवाह होइत छलै तैं चंचलता स्वाभाविक छलै। अग्रिम जीवन मे गृहस्थाश्रम कें सुचारू ढंग सँ चलएबाक लेल एकाग्रता चाही। एहि सभ उद्देश्य सँ नव-विवाहिता कें प्रसाधन करएबालेल स्थिरचित्त भऽ बैस पड़ैत छलनि। ❑

# चुमाओनक डाला



मिथिलांचलमे कोनो शुभ-अवसर पर महिला लोकनि, शुभ-संस्कार जकर होइत छैक, तकरा आशीर्वाद देबऽ लेल चुमाओन करैत छथि। एहि चुमाओन लेल जाहि डालाक प्रयोग कएल जाइत छै, तकरा चुमाओनक डाला कहल जाइत छै।

उपनयन-संस्कारक बाद यज्ञोपवीत धारण कएलाक पश्चात् बरुआ कें, विवाह सँ पूर्व वर विवाहलेल जाइत छै; तखन वर कें विवाहक बाद वर, वधू दूनू कें श्रेष्ठ महिला द्वारा तीन बेर चुमाओल जाइत छै।

एहि चुमाओनक डाला मे अध्यात्मिक भाव अन्तर्निहित छैक। डाला भेल वृत्ताकार पृथ्वीक प्रतीक, जाहिमे बॉसक कमचीक दस-टा फूल बनल रहैत छै; से भेल दसोदिशाक दश दिग्पालक प्रतीक। चारू भर छोट-छोट गोल कटोरी जकाँ बनल रहैत छै, से चारू वर्णाश्रमक संकेत करै'छ। डाला मे सबसँ ऊपर कमचीक तीन-टा लम्बा फूल बनल रहैत छै, जे त्रिमूर्तिक प्रतीक अछि। आधारस्वरूप अर्द्धवृत्ताकार कमची सँ पृथ्वीरूपी डाला कें घेरल गेल अछि, जेना त्रिमूर्तिक आधारशक्ति सँ पृथ्वी व्याप्त होमए। तऽ एहि शक्तिरूपी अर्द्धवृत्ताकारक नीचाँ दू-दू कमची कें जोड़ि कऽ पताकाक रूप देल जाइत छै जे त्रिशक्तिक मायाक रूप छै। डालाक चारू भर अनेक चोंच सँ चोंच मिलौने सुग्गाक जोड़ा छै, जे प्रकृति आ पुरूषक प्रतीक अछि। एहि सुग्गा-सुग्गी जकाँ चोंच सँ चोंच मिलौने वर-वधू प्रेमपूर्वक पृथ्वी पर समय बिताबथि। डालाक पेंदी पृथ्वीक भार धारण करऽबला कच्छप रूप मे बनल रहै'छ। तैँ मिथिलांचल मे आशीर्वाद देबऽ लेल वर-वधू कें चुमाओन कऽ डाला माथ पर राखल जाइत छै। चुमाओल काल डाला मे रंगल धान, ताहि पर नव मटकूर मे पौरल दही, चारू कात केरा, नारियर, आ पानक पात राखल जाइत छै। डालाक चारूभर छोट-छोट जे कटोरीनुमा वस्तु छै, ताहि मे हरियर दूभि, अक्षत, पिठार, सीरी-सामा राखल जाइत छै। पिठार सँ अरिपन दऽ वर-वधू कें बैसा कऽ चुमाओल जाइत छै, अक्षत-दूभि लऽ आशीर्वाद देल जाइत छै। ❑

## मड़बापर हाथी



मड़बापरक हाथी



पुरहर



पातिल

# मड़बापरक हाथी

मिथिलांचल मे बेटाक उपनयन-संस्कार आ बेटीक विवाह-संस्कार मे मड़बा पर वर-वधूक बैसबाक स्थान आ उपनयन मे बरुआ आ आचार्य केर बैसबाक स्थानक ठीक सोझामे दू-टा चित्रित कलश जाहि मे पुरहर मे कलश पर नारिकेर आ आमक पल्लव रहै'छ; पातिल मे दीप जरैत रहै'छ, राखल जाइत छै। संगहि माटिक ढेउरल हाथी जाहि पर ऊपर मे पार्थिव आकृतिक संग चित्रित दू टा कलश रहैत छै; राखल जाइत छै।

मड़बा पर हाथी आ पुरहर, पातिल रखबाक तात्पर्य छै जे कोनो शुभ-अवसर पर गणेशजीक उपस्थिति मिथिलांचल मे अनिवार्य मानल जाइछ। गजाननक प्रतीक हाथी तैँ विवाह आ उपनयन मे मड़बा पर राखल जाइत छै।

दोसर दृष्टिकाणें कलशयुक्त हाथी रखबाक तात्पर्य ई जे जेना कनिओ असावधानी सँ हाथी पीठ पर राखल बोझ लने-देने खसि पड़तै, तैँ सावधानी सँ आगाँ बढ़ै'छ। तहिना यज्ञोपवीत धारण करऽ बला बरुआ ब्रह्मचर्य-आश्रमक नियम आ गुरूक आॅज्ञा-पालनक गुरूतरभार धारण कऽ अपन कर्तव्यक पालन करैत आगाँ बढ़थि। एहिना वर-वधू गृहस्थीक बोझ कँ वहन कऽ सूखपूर्वक कर्म-क्षेत्र मे बढ़थि। हाथीक बगल मे राखल पुरहर जे माटिकेर आ आमक पल्लव सँ युक्त रहैत छैक आ पातिल जकरा मे दीप जरैत रहैत छै आ ऊपर सँ मुँह ढकना सँ झाँपल रहैत छै; से- गौरी-शंकर केर प्रतीक मानल जाइछ। पुरहर आदिदेव शंकर छथि आ पातिलक अर्थ अछि जे अत्यन्त कठिन तपस्याकऽ गौरी शंकर कँ प्राप्त कयने छलीह, तैँ हुनकर नाम सँ 'पतिला' राखल गेल छल। तऽ पुरहर भेल वर आ पातिल भेलीह वधू। शंकर कल्याण करैत छथि आ सीत पार्वती छथि जननी। एकठाम पढ़ने छलहुँ-

रत्नेन चित्रकलशैः कृत्रिमैश्च त्रिकोटिभिः
अमूल्य रत्नरचितैर्नाना चित्रैश्च चित्रितैः।

पुरहर मे पल्लव राखब शास्त्र मे वर्णित पल्लव- युक्त कलश कँ शुभ तऽ मानले जाइत छै. दोसर- अर्थ ई जे वरक हृदय मे वधूक लेल प्रेम सतत् पल्लवित रहए आ पातिल मे जे चतुर्थी धरि अखंड ज्योति जरैत रहैत छै दीपक तकर अर्थ जे वर वधूर हृदय मे पीतक प्रतीति उज्ज्वल रहए वधू अखड सौभाग्यवती होमए। पातिलक मुँह झाँपल रखबाक अर्थ अछि जे वर अपन-पत्नीक नीक-अधलाह व्यवहार कँ झाँपए। ❑

# कोबर-घरक हाथी



# कोबर घरक हाथी

मिथिलांचल मे विवाह भेलाक बाद कोबर घर मे गौरी-पूजाक लेल कोबर घर मे माटिक हाथी-पूब भर देवाल लग राखल जाइत छै। गौरी कें सुहागक इष्ट देवी मानल जाइछ। राजा जनक जी क बेटी सीता विवाह सॅं पूर्व गौरी पूजा कयने छलीह। आ तैँ मिथिला मे विवाहक बाद चतुर्थी धरि विधिपूर्वक गौरी क पूजा वर क संग वधु करैत छथि। माटिक-हाथी पर छोट सन सरबा रहैत छै ताहि मे गौरीक स्थापित कऽ पूजा कएल जाइत छै। पूजाक समय वर वधुक पॉछ। बैसैत छथि आ दहिन हाथ वधुक पीठ पर रखने रहैत छथि तात्पर्य आजन्म ओ पत्नी कें सतत् सहारा दैत रहताह।

विघ्नेशक प्रतीक बूझल जाइछ हाथी तैँऽ शुभप्रद मानल जाइछ हाथी दोसर बात मिथिला मे कहबी छै हाथी पर गौर राखि पूजने मनोकामनापूर्ण होइत छै।

हाथीक कात मे आमक पल्लव देल 'पुरहर' राखल जाइत छै आ ओहिठाम-रहैत छै 'पातिल' जाहि मे जरैत रहैत छै दीप ढक्कन सॅं झाँपल रहैत छै। ई पातिल गौरीशंकर के प्रतीक मानल जाइत छै। पुरहर आदि देव शंकरक नाम छैनि आ 'पातिल' पतिला शब्द क विकृत रूप। अत्यन्त कठोर तपस्याक बाद शंकर सँ गौरी क विवाह भेल छलैनितैं गौरीकें नाम पड़लैनि पतिला। तऽ पतिला या ने पातिल भेल गौरीक प्रतीक। अतः 'पुरहर पातिल' गौरी शंकर क संयुक्त रूप क प्रतीक बूझल जाइछ।

पुरहर मे पल्लव राखब शुभ प्रद बूझल जाइछ कोनो शुभ काज मे कलश पल्लवयुक्त राखल जाइछ। कोबर मे पुरहर मे पल्लव रखबाक तात्पर्य छैक जे वर-वधुक-हरदम मे सदैव प्रेम पल्लवित रहए। आ पातिल मे अखण्ड दीप जरैत रहैत छै चतुर्थी धरि तकर तात्पर्य अछि जे वर-वधु-हृदय मे सदैव प्रेम पल्लवित रहए। आ पातिल मे अखण्ड दीप जरैत रहैत छै चतुर्थी धरि तकर तात्पर्य अछि जे वर-वधुक-हृदय मे प्रीत प्रज्वलित रहए। अखण्ड रहए सौभाग्य।

पातिल के झँपबालेल जे ढ़कन रहैत छै तकर तात्पर्य छैक जे पातिल के जेना ढ़कना झपने छैक तहिना वर वधुक शील-मयार्दाक रक्षा करथि। ❑

# कोबर-घरक बरामदाक भित्ति-चित्र



प्राचीन-काल मे कोबर-घरक बरामदा पर भित्ति-चित्र लिखाइत छल। कमलक गाछ अर्द्ध विकसित फूल-पात संग। कली आ फूल संग बेल बनाओल जाइत छल। सुगंधित फूलक गाछ लिखबाक प्रचलन छल: जेना गुलाब, कामिनी, कमल, जूही इत्यादि।

शास्त्र मे सुगंधित फूलक दर्शन शुभ कहल गेल अछि, तेँ वरक कोबर-घरक बरामदा पर भित्ति-चित्र लिखाइत छल, जाहि सँ नव-विवाहित वर चित्रित फूल-पात देखि प्रसन्न रहथि आ पत्नीक संग प्रसन्नतापूर्वक समय बितावथि, मुदा स्मरण राखथि जे कली जखन पूर्ण विकसित पुष्प बनै छ तखनहि ओकरा तोड़ल जाइत छै। अर्द्ध विकसित कली तोड़ने ओकर यथार्थ सुगंध नञि भेटैत छै। ई संकेत देबाक तात्पर्य छल जे प्राचीन-काल मे लड़कीक वियाह आठ सँ दस वर्षक उमेर मे होइत छलै। तेँ भित्ति-चित्र द्वारा वर केँ जे ब्रह्मचर्याश्रम सँ अबैत छल आ वैवाहिक जीवन सँ अनभिज्ञ रहैत छल, प्रणय-शिक्षा सँ विषय केँ ज्ञान कराओल जाइत छल।

# गोपी-चीरहरण लीला

अंकित चित्र भगवान श्री कृष्ण द्वारा गोपीक-चीरहरण-लीलाक अछि। एकर वृहद् वर्णन-'श्रीमद्भागवत पुराण' मे छै। एहि चित्र मे देखाओल गेल अछि जे अपन वस्त्र उतारि नग्न गोपी यमुना नदी मे नहा रहल छथि। प्रेमलीलाक-रसिक श्रीकृष्ण गोपी सभक वस्त्र चोरा कऽ कदम्बक गाछक डाँरि पर राखि गाछ पर बैसल गोपी कें यमुना सँ बाहर अयबाक प्रतिक्षा करैत छथि।

गोपी सभ स्नान कऽ जल सँ बाहर भेलीह तऽ वस्त्र नञि पाबि लाजेँ मुँह नीचाँ कऽ ठाढ़ि-छलीह।

ई चित्र नव-विवाहिताक घर मे लिखल जाइत छल। नव-वर-कनियाँ कें प्रेमी-प्रेमिकाक सांसारिक परिणय-कीड़ाक ज्ञान लेल लिखल जाइत छल। सलज्ञ भाव सँ ठाढ़ि गोपीक माध्यम सँ संकेत देल जाइत छल जे बाहर मे कतहु अपन वस्त्र नञि उतारि जाहि सँ गोपी जकाँ लज्जित होमए पड़ए।

दोसर अर्थ ई जे गोपी-रूपी रति कें यमुना नदी-रूपी प्रेमसागर मे स्नानकऽ वस्त्ररूपी लज्ञाक आवरण सँ मुक्त भऽ कृष्णरूपी कामदेवक प्रेम मे मग्न रही, जाहि सँ पर्वतरूपी संसारकें कदम्बरूपी गृहस्थाश्रम मे सुगन्धित कदम्बक फूल सन सन्तति प्राप्त होमए।

तेसर गूढ़ अर्थ ई छै जे पाँचो गोपीक नग्न मूर्त्ति पंचतत्त्व क रूप अछि आ जल सहित यमुना भक्ति-सागर। छह शिखर युक्त पहाड़ षड्ऋतु युक्त पृथ्वी। कदम्बकेर गाछ सांसारिक कर्मफल केर द्योतक कदम्बकफूल। वस्त्र जे कृष्ण चोरि कएलनि, से पंच-माया आ कृष्ण छथि परब्रह्म। अर्थात् पाँचो गोपीक पंचतत्त्व सँ बनल शरीर यमुनारूपी भक्ति-सागर मे स्नान कऽ वस्त्र-रूपी माया सँ मुक्त भऽ पर्वतरूपी पृथ्वी पर वृक्षरूपी संसारक कदम्बफूल रूपी आनन्दप्रद फलक उपभोगकऽ श्रीकृष्णरूपी परब्रह्म मे लीन भऽ जाए।

❑

# नचैत मोर




मिथिला मे कोबर-घर मे नचैत मोर लिखबाक परम्परा छैक। पक्षी मे मोर सभसँ सुन्दर होइत छैक। मोर प्रेमीक प्रतीक मानल जाइछ, तैँ भित्ति-चित्र मे एकर विशेष महत्व छैक। भावार्थ छैक जे जेना साओनक घटा देखि मोर नचैछ, मोरनीक प्रेम मे विह्वल रहैछ; तरह-तरहक नृत्य कऽ ओकरा रिझएबाक प्रयास करैछ, तहिना नव वरक मोन-मयूर प्रेयसी वधूकेँ देखि प्रेम विभोर भऽ प्रसन्नता सँ झूमए। प्रणय-क्रीड़ा सँ वधू केँ संतुष्ट करए। दुनू गोटे पक्षिए जकाँ स्वच्छंद भऽ प्रणयोत्सव मनाबए।

❑

# आमक गाछ




आम अति स्वादिष्ट रसयुक्त मधुर फल छै। मिथिलांचल मे पर्याप्त मात्रा मे आम फड़ैत छै। अमीर गरीब सब एहि फलक रसास्वादन करैत छथि।

कोबरक बरामदा पर आमक गाछ चित्रित करबा तात्पर्य अछि वर के ई संकेत भेटैनि जे गाछक शोभा मधुर फल से होइत छै तहिना दम्पतिक शोभा गुणवान सन्तति से होइत छै । तहिना वर-वधुक योग्य सन्तान से समाज आ देश सुतुष्ट होमए।

दोसर अर्थ इहों बूझल जाइछ जे आमक स्वादिष्ट-फल जकाँ वर-वधूकें माधुर्य भेँटए।

❑

# अनारक गाछ



मिथिलांचल मे अनारक गाछ कँ 'दारिमक गाछ' कहल जाइत छै। ई चित्र बरके बैटक याने कौतुकागार के बरामदा में चित्रित कएल जाइत छै। एहि चित्रके चित्रित करबाक आश्य अछि जे अनार जाहि तरहें रसयुक्त बीजरूपी दंतपंक्ति निकालि विहुंसै छ तहिना वर-वधु प्रणयक-पूर्णता प्राप्तकऽ विहुँसए।



# पुरैन



कोबर-घर मे गौरी-पूजाक जगह पर पूर्वी देवाल पर वर-वधूक बैसबाक स्थानक ठीक ऊपर लिखल जाइत छैक।

पुरैनक अलावा कमल-नाल, फूल-पात तथा फलयुक्त गाछ जेना कदम्ब, मृणालक गाछ, आमक गाछ लिखल जाइछ। ओहि गाछक फुनगी पर चन्द्रमाक मुखाकृति बनाओल जाइछ। दुनू कात मयूर, कतहु माछ, काछु आ घोंघा सन जल-जीव लिखाइत छैक। पुरैनक मतलब भेल कमलवृक्ष। कमलक फूलकेँ सर्वश्रेष्ठ मानल जाइछ। तेँ भगवती गौरीक पूजामे ऊपरका देवाल पर पुरैन लिखबाक प्रचलन छैक। दोसर दृष्टिकोण सँ जेना कमलक फूल रोपने थोड़बे दिन मे कमलक फूल विकसित भऽ अपन सुवास सँ वातावरण केँ सुवासित कयने रहैछ, तहिना वर-कनियाँ अपन वंश-विकसित कऽ गृहस्थाश्रम केँ कमलक फूल-सन संतति सँ दिग्दिगन्त मे खानदानक नाम ज्योतित करए।

मिथिला मे कोबर-घर मे अइ तरहक भावपूर्ण भित्ति-चित्र लिखबाक मूल उद्देश्य छैक नव वर-कनियाँ केँ ऊपरक वर्णित चित्रक प्रभाव मन-मस्तिष्क पर पड़ए-मनोवैज्ञानिक असर होइ। चित्र मे उरेहल गूढ़ भाव केँ मनन करए। ❑

# बाँस भित्ति-चित्र




कोबर-घरक दक्षिण देवाल पर पूर्वी कोन लग बाँस लिखल जाइत छैक। अनेक बाँसक संयुक्त रूपकेँ बाँसबीट कहल जाइछ। इयैह बाँसबीट लिखाइत छैक। फुनगी पर सूर्य भगवानक मुखाकृति बनाओल जाइत छैक। कोबर-घरक देवाल पर बाँसबीट लिखबाक उद्देश्य छैक जे मिथिलामे एकरा वंशवृद्धिक प्रतीक मानल जाइत छैक। जेना एकटा बाँस रोपने स्वतः अनेक भऽ जाइछ, तहिना विवाहित वर-कनियाँक वंश बढ़ए। संततिक सुयश बाँस जकाँ आकाश चूमए। कीर्तिध्वज सूर्य जकाँ चमकए।

ई भीत्ति-चित्र मात्र हरदिक पीयर रंग सँ लिखल जाइत छैक। उपनयन मे ई बाँसबीट भगवतीक घर मे लिखबेबाक प्रचलन छैक।

❑

# नयना-योगिन भित्ति-चित्र



उत्तर



पश्चिम



दक्षिण



पूब

कोबरघर में नयना-योगिन

# नयना-योगिन भित्ति-चित्र

मिथिला मे कोबर-घरक चारू कोन पर देवाल मे लोक-कलाक भित्ति-चित्र नयना योगिन लिखल जाइत छैक। महिलाक चित्र उरेहल जाइछ। माथ पर माटिक सरबा, आरतक पात आ सीरी-सामा जे वरक संग अबैत छैक, से बेसन घोरि कऽ साटल जाइत छैक। तखन जे सोहागिन विधकरी बनैत छथि से नयना-योगिनक प्रतिनिधि रूप बनि, माथ पर बियनि राखि, हाथ मे आमक पल्लव लऽ घरक कोन मे ठाढ़ भऽ माथ परक बियनि कें पल्लव सँ बजबैत रहैत छथि। वर योगिन कें पूछैत छथि, ''अहाँ कतऽ सँ अयलहुँ अछि?'' योगिन कहैत छथिन ''हम कामरु कामाख्या सँ अयलहुँ अछि। योग लिअ, कौर दिय'' ई कहि बजैत छथि ''थिकहुँ बंगालिन बासी बंगला सुरपुर सँ अयलहुँ जी, उजरा छागर, करिया भेड़ा दूनू मारि खयलहुँ श्मशान जी, सूखल नदी नाव चलाबी, ऊँचे-नीचे दही जमाबी, आलरि-झालरि कान्हे कामरू सिर ऊपर बेनियाँ।'' फेर दोसर कोन मे विधकरि ठाढ़ होइत छथि, तऽ वर के पुछला पर उत्तर दैत छथि-

पाँच बहिन हम योगिनी छलहुँ<br>
वेदा नाम सहोदरा छलहुँ<br>
टूटल गाछ पनकबै छलहुँ<br>
सुखाएल नदी बहबै छलहुँ<br>
तैं हम योगिन कहबैत छलहुँ<br>
आबरि, झाबरि, कामरू माता।

तेसर कोन मे वरक पुछला पर उत्तर दैत छथि-

रहि ले पनबहा बेटी पानि भरऽ जाइ ले<br>
बाट पर ठाढ़ि बेटी वंशी बजाइ ले<br>
होइहें जवान बेटी ससुरा जाइ ले<br>
आलरि, झालरि कान्हे, कामरू सिर ऊपर बेनियाँ<br>
नयना योगिनियाँ आब वर पड़ल योगिनियाँ हाथ।

चारिम कोन मे जतऽ लड़की (कनियाँ) बैसल रहैत छैक, वर कें पुछला पर उत्तर दैत छथि-

काँच कड़ची काटि कऽ बंगला घर छारि कऽ<br>
ईहो लट झाड़ि कऽ ईहो पट झाड़ि कऽ<br>
हाथ मे टाम-टुम पयर मे काड़ा<br>
एके पटोर तर दुई कुमारि।

एहि उत्तरक बाद वर कनियाँ के हाथ पकड़ि उठा लैत छथि। उपस्थित सोहागिन वर-कनियाँ कें मंडप पर पहुँचबैत छथि।

नयना-योगिन प्रक्रियाक सम्पादन योगिन (विधकरी) द्वारा होइछ, जकर सम्बन्ध चक्रपूजा सँ अछि। चक्रपूजा नैमित्तिक कर्म, स्वजन्योत्सव, देवकार्य, कुलपर्व आदि अवसर पर होइत अछि।

नयना योगिन मे योगिन अपना कें बंगालिन कहैत अछि। सरिपहुँ कहल जाइछ, तंत्रक उद्भव भेल बंगाल मे, ओतहि सँ आसाम, नेपाल, तिब्बत तथा चीन मे प्रसारित भेल, जकर पुष्टि होइछ-

गौड़े प्रकाशिता विद्या मैथिले प्रबलीकृता<br>
क्वचित क्वचिन्महाराष्ट्र गुर्जरे प्रलयंगता।'

अर्थात् तंत्रक उद्भव बंगाल मे भेल मुदा प्रबलीकरण भेल मिथिले मे। फलत: मिथिलाक तंत्र-मंत्र मे कामरूप-कामाख्या तथा नयना-योगिन नाम पर दोहाय देबाक परम्परा चलल।

❑

# मौहक अरिपन



मिथिला मे विवाहक दोसर दिन 'मौहक' होइत छैक, जाहि मे दू-टा थारी मे तसमै आ मधुर परसल जाइत छै, गीत-नाद होइत छै, सरस सुखद-वातावरण मे नव वर-कनियाँ आसन पर बैसि कऽ एक दोसर कैँ मुँह मीठ करबैछ। आपसमे मधुर सम्बन्धक शुरुआत करबाक ई बड़ नीक व्यवहार मानल जाइछ। कोबर-घर मे तीन दिन धरि ई मौहकक विध होइत छैक। चारिम दिन चतुर्थी होइत छैक। ई अरिपन मौहकक थारी रखबाक स्थान पर लिखल जाइत अछि।

एहि अरिपनमे दुनू कात दू-टा गोलाकार कमलक फूल-पात संग चारि वृत्ताकार रेखा सँ आवृत्त अछि। ऊपर मे श्वेत बिन्दु देल छैक। मध्य मे लाल सिन्दूरक बिन्दु छैक। दुनू गोलाकार वृत्तक बीच मे नमहर अर्द्धविकसित पातक चित्र सँयुक्त कमलनाल रूपी रेखा सँ दुनू वृत्त कैँ जोड़ल गेल अछि। एहि अरिपनक तात्पर्य अछि जे- अरिपनक मध्य जे सिन्दूरक बिन्दु अछि से प्राण शक्तिक-प्रतीक थिक आ पिठार सँ बनल वृत्ताकार प्रकृति आ पुरुषक प्रतीक। चारू वृत्ताकार रेखाक संकेत अछि-गृहस्थ आश्रमक चारि रूप ब्रह्मचर्य, गार्हस्थ, वानप्रस्थ आ संन्यास। अरिपनक ऊपर मे जे श्वेत बिन्दु अछि से संतानरूपी सृष्टिक प्रतीक। दुनू गोलाकार वृत्तक बीच नमहरसन अर्धविकसित पात-दू-टा अपरिचित, संकुचित हृदयक रूप अछि। बीचक कमलनाल रूपी रेखा प्रेमसूत्रक प्रतीक अछि जे दुनू हृदयक मध्य सतत् सहयोग रहए।

तैँ ई अरिपन नव-विवाहिताक मौहक कालमे लिखल जाइत अछि।

❑

# द्वादशाक अरिपन



मिथिलांचल मे ककरो मृत्युक पश्चात् श्राद्धमे द्वादशा-कर्मक उपरान्त श्राद्धकर्त्ताक चुमाओन बेर मे आंगन मे दक्षिणदिशा मे अरिपन लिखल जाइत छै। बाम हाथक मात्र एक आंगुर सॅं ई अरिपन लिखाइत छै। एहि अरिपन मे सिन्दूरक बिन्दु लिखब निषिद्ध छै। अशुभ कार्यक कर्त्ता कें गुरूजन द्वारा आशीर्वाद देल जाइत छै एकटा विशेष मंत्र द्वारा दूभि-अक्षत छींटि कऽ। तकर बाद कर्त्ता कुलदेवता कें प्रणाम करऽ जाइत छथि आ तुरत एहि अरिपन के मेटा देल जाइत छै।

ई अरिपन पृथ्वीक रूप मे गोलाकार वृत्त जकाँ बनैत छै। गोलाकार वृत्त शून्यक प्रतीक बूझल जाइछ। ई परब्रह्म परमात्माक प्रतीक छै। सृष्टिक उत्पत्ति आ विलीन होएबाक संकेत दै'छ। पृथ्वीपर सृष्टि होइत छै आ एही पृथ्वी पर ओ विलीन भऽ जाइछ। परमात्माक एकहि रूप छै शून्य आ शरीर सॅं आत्मा कें बाहर गेला पर शरीर शून्य भऽ जाइत छै। ❑

# कोजागराक अरिपन

आश्विन पूर्णिमाकेँ मिथिला मे कोजागरा पर्व मनाओल जाइछ।

कोजागरा मे प्रदोष काल लक्ष्मी पूजा लेल गोसाउनि घरक चौकठि लग सँ सीढ़ि धरि अरिपन देल जाइत छैक।



शास्त्र मे कहल गेल अछि 'को जागर्त्ति-मही तले।' ताहि अनुसार मिथिला मे आश्विन पूर्णिमाक राति कें कोजागरा मनाओल जाइछ।

प्रदोषकाल मे विधिपूर्वक लक्ष्मीक पूजा कऽ पान-मखान आ मिसरीक-प्रसाद चढ़ा कऽ चन्द्र-ज्योत्स्नाक आनन्द लैछ मिथिलाक लोक। आकाश मे पूर्ण चन्द्रमा आ धरती पर इजोरियाक बरखा सँ धोअल गाछ-बिरीछ, लत्ती-फत्ती। हरियर कचोड़ धानक खेत, धरतीक मनोरम शोभा। तैँ चन्द्र-ज्योत्स्नाक अमृत लेल लोक जागरण करैछ।

लोकक मान्यता छैक जे कोजागरा मे लक्ष्मी घर मे प्रवेश करैत छथि। तैँ हुनक स्वागत मे कोजागराक अरिपन लिखैत छथि। एहि अरिपन मे सभ सँ नीचाँ कमलक बीच दू टा पद-चिह्न प्रवेश लेल आ एक-एक पद-चिह्न डेग उठा गोसाउनि घर दिस जएबा लेल देल जाइत छै, फेर चौकठि लग कमलक बीच दू-टा पद-चिह्न लिखल जाइत छैक रूकबाक संकेत सँ। फेर अष्टदल पर दू-टा पद-चिह्न घुमि कऽ ठाढ़ होएबाक लेल लिखल जाइछ।

ई अरिपन तीन शून्याकार वृत्तक रूप दुनू कात सूर्य एवं चन्द्रमण्डल सँ युक्त पृथ्वीक बोधक अथवा तीन महारात्रिक द्योतक तीन मखानक पातक रूप मे लक्ष्मीक अगवानी लेल लिखल जाइछ।

लक्ष्मीक अयबाक लेल हुनका बाट पर काँट युक्त जल मे उत्पन्न होमदवला मखानक पातक चित्र लिखबाक तात्पर्य छैक 'मखान'। चतुर्मास्या

धर्ममासक नामे जे प्रसिद्ध अछि, ताहि समय मे उत्पन्न होमऽ वला ई सभसँ पहिल उत्तम फल मानल जाइछ जे स्वर्गो मे नञि भेटैत छैक। काँट युक्त पूड़ाक भीतर मखानक ऊपरका त्वचा लाल रंग ब्रह्माक प्रतीक मानल जाइछ, भीतरका कठोर त्वचाक रंग कारी होइत छैक जे विष्णुक प्रतीक मानल जाइछ। सभसँ भीतर जे गुद्दा होइत छैक, तकर श्वेत रंग महादेवक प्रतीक मानल जाइछ। तैँ लक्ष्मीक आतिथ्य लेल तीनू देवक प्रतीक मखानक पात सहित अरिपन चित्रक रूप मे आदरणीया लक्ष्मीक प्रवेश-पथ पर स्वागतार्थ लिखल जाइत छैक। नीक शुभफल प्राप्तिक कामना सँ पान-मखान आ मिसरीक भोग लगाओल जाइछ। लक्ष्मी प्रसन्न भऽ धन, धान्य सँ पूर्ण कऽ गृहस्थाश्रमक सृष्टि मे कमल सन सुन्दर, सुशील सन्तान दऽ पृथ्वी रूपी राति-दिनक माया रूपी अन्धकारक बीच तरेगनक प्रकाशक वरदान दऽ काँट रूपी पाप सँ मुक्त करथि। भगवतीक आराधना सँ आत्मशक्ति द्वारा सूर्य सन तेज आ चन्द्रमाक गोल ज्योत्स्ना शून्यरूपी परमेश्वर मे लीन भऽ मखान जकाँ कण्टकाकीर्ण पथक भीतर मुक्ति रूपी फल प्राप्त होमय। एहि तात्पर्य सँ मैथिलानी कोजागराक अरिपन लिखैत छथि।

❑

# सांझि अरिपन

सांझि अरिपन संध्यादेवीक पूजा लेल लिखल जाइत छैक। बेटा-बेटीक ब्याहक दोसर सांझी सँ मिथिला मे सांझुक पहर अहिबातक पातिल मे दीप लेसि कऽ गीत-नाद होइत छैक। संध्या देवीक प्रसन्नता सँ दाम्पत्य-जीवन प्रसन्नतापूर्वक बीतए ताहि लेल सांझी गाओलो जाइछ।

एहि अरिपन मे ब्रह्माण्ड रूपी मंदिर बनाओल जाइत छैक। सबसँ ऊपर त्रिगुण रूपी तीन रेखा सँ घेरल त्रिमूर्तिक द्योतक मंदिरक तीन-टा गुम्बजक रूप लिखल छैक जकरा ऊपर आ बीच मे नक्षत्रक रूप मे गुम्बज पर बिन्दु देल छैक। मंदिरक गुम्बजक आधार-स्वरूप शिव आ शक्तिक प्रतीक दू-टा रेखा मुंडेरक ऊपरका भाग मे लिखल छैक।

नीचावला भागक पट्टी मे सूर्य, गणेश, अग्नि, दुर्गा आ रुद्ररूपी पंच-देवताक द्योतक पाँच-टा त्रिकोण लिखल गेल अछि। रवि, चन्द्र, मंगल, बुध, बृहस्पति, शुक्र, शनि, राहू आ केतु नौ ग्रहक प्रतीक नौ-टा शून्याकार गोल पुष्प लिखल अछि, जकर आधार आकाशक रूप मुंडेरक नीचावला रेखा छैक। एहि तरहेँ आकाश मे मंदिरक ऊपरी भागक रूप उरेहल गेल अछि। एकर बाद मंदिरक स्तम्भ मे वसन्त, हेमन्त, ग्रीष्म, पावस, शरद आ शिशिर रूपी षट्-ऋतुक प्रतीक दुनू दिस छह-टा लम्बा रेखा लिखल अछि। बीच मे उज्जर आ लाल शून्याकार बिन्दु राति आ दिनक प्रतीक अछि जे मंदिरक आधार तीन रेखा पर अवलम्बित अछि। ई तीनू रेखा प्रातः, मध्यान्ह आ संध्या रूपी कालक प्रतीक अछि। पन्द्रह-टा छोट-छोट रेखा पन्द्रह दिनक पक्षक प्रतीक छैक। मंदिरक नीचला भाग मे अर्थ, धर्म, काम, मोक्षरूपी पुरुषार्थक बोधक तीन-तीन रेखा सँ घेरल मंदिरक चारि-टा सीढ़ी बनाओल गेल अछि। एहि विश्वरूपी मंदिरक गुम्बजक नीचाँ चारू भर दीपक प्रतीक-बिन्दु विश्व-सृष्टिक रूप अछि। मंदिरक भीतर तीन-टा लाल बिन्दु भगवती गौरीक यंत्र, जे मंदिररूपी पुरुषक आत्मा अछि।

❑

# हरिसौं पूजाक अरिपन



# हरिसौं पूजाक अरिपन

हरिसौं पूजा क भित्ति-चित्र: हरिसौं पूजाक अवसर पर मिथिलांचल मे कुल देवताक घरक पूब देवार पर दक्षिण-दिस सिन्दूर सॅ लिखबाक प्रचलन छल।

ई हरिसौं पूजा ब्रह्मवैवर्त मे वर्णित 'गौरीव्रत' के आधार पर होइत छलै जे निम्नलिखित श्लोक सॅ ज्ञात होइछ-

'सर्वव्रत विधानंचमत्तो वत्स! निशामय!
ख्यातं गौरीव्रत नाम मार्गे कृतं महत्।'

यह व्रत कार्तिक शुक्ल परीबा से अग्रहण शुक्ल-परीबा तक रखा जाता है। एहि व्रत मे गौरी महादेव सॅ मानसिक विनय-अनुष्ठान-व्रत कयने छलीह। तैँ एहि व्रत के हर सौ पूजा' कहल जाइत छल।

पूजाक पश्चात् कथा सुनैत छनीह। भित्ति चित्रक मादे कथा कहल जाइत छल। भित्ति-चित्र मे अंकित सूर्य, चन्द्र इत्यादिक चित्र एहि कथाक आधार पर लिखल जाइत छल।

कोनो गाम मे दू टा कन्या छलीह। एकटा ब्राह्मणक बेटी दोसर ग्वारक बेटी दूनू मे बइड प्रेम-भित्ति-चित्र एहि सखि भाव कैँ उकेरल गेल अछि।

एक दिन ब्राह्मणक बेटी एहि व्रतके ठानऽ लेल ओरियान करैत छलीह से देखि ग्वारक बेटियो व्रत करबाक इच्छा प्रकट कएल। ब्राह्मणक बेटी-एहि बातक विरोध कएलनि- तों शूद्रक बेटी छैँ नित्य निराहार रहि निष्ठापूर्वक पूजा नञि कयल हेतौ। भोर होइते तोहर भाउज तोरा मक्खन खुआ देतौ आ भाई दूध पिएतौ दुलार सॅ। मुदा ओ नञि मानलकै। सखि कैँ कहलकै हमर- विश्वास क हम निराहार रहि तोरे जकाँ पूजा करब। ब्राह्मणक बेटी के जे शंका छलैन्ह सेह भेलै। कखनौ दुलार सॅ भाउज दहि खुआ दै तऽ कखनौ भाई मलाई। तथापि ग्वालीनबेटी पूजा करैत रहलीह।

दूनूक विवाह भेलै। दूनू सासुर गेल। किछ दिनक बाद दूनूकैँ सन्तान भेलै। ब्राह्मणक बेटीकैँ सन्तान भेलै से रहलै मुदा ग्वालीन बेटी के जे सन्तान होइ से जीवित नञि रहै।

एकदिन दूनू सखि के भेंट भेलै तऽ कुशल क्षेम के बाद ब्राह्मणक बेटी पूछलकै- तू, हूं तऽ व्रत कयने- छलही हमारा संगे तखन एकोटा सन्तान...! ग्वालीन बेटी कहलकै व्रत तऽ तयने छलहुँ मुदा कहियो निराहार नञि रहलिऐ बुझाइत अछि तैँ हमरा एकोटा सन्तान जीवित नञि रहै ए। आ हम

राति-दिन कनैत रहैत छ। ई सुनि ब्राह्मणक बेटी बजलीह- हे, हमरो मोन होइत छै कानि। बच्चा के मुइलापर लोक कोना कनैत छै से जानऽ चाहैत छी। धुर एहन इच्छा कतौ होइ!

नञि तौँ बता हमर सन्तान कोना मरत, आ हम कानब?-हम की कहू- हं, कुम्हारक आवा मे बासन संग बच्चा के धऽ देबै, तऽ ओ जीवित नञि- बॉचत, आ तखन अहाँ खूब कानब।

ब्राह्मणक बेटी अपन छोटका बच्चा केँ आबामे बासन संग राखि देलथिन। मुदा ओ अखंड-पूजा कयने छलीह तैँ आवाक आगि सँ बच्चा जरलै नञि। फेरू-बच्चाक किताब लग सॉप राखि देलथिन से माला बनि गेलै। एहि तरहे कतेको उपाय कयलनि ब्राह्मणी सन्तान के मारबा लेल मुदा हुनकर अभिलाषा पूर्ण नञि भेलैन्ह। तखन सखि कहलथिन भाई-भौजाई के अथबा लेल निमंत्रण दिऔ- दूनू गोटे औतातऽ भाउजके गर धऽ खूब कानब। सेह कयलनि कानबाऽक सेहन्ता पूरलनि।

कल्पना सँ प्रत्यक्ष रूप विशेष प्रभावोत्पादक- होइत छै ताहि दृष्टिकोण सँ भित्ति चित्र लिखाइत छल। कहियो-काल अनाहार रहब स्वास्थ्य लेल आवश्यक छैक। नेनपने सँ व्रत-उपवासक माध्यम सँ निराहार रहबाक अभ्यास कराओल जाइत छल।

❑

# कल्याणदेई पूजाक अरिपन



# कल्याणदेई पूजाक अरिपन

कल्याणकारी देवी आ नव ग्रह क पूजा लेल जे अरिपन लिखल जाइत छै तकरा कल्याणदेई पूजा कहल जाइत छै। सबसे ऊपरका पाँति मे- दहिनादिस सूर्य, चान आ मठ बीच बला पाँति मे गौर साठि आ सबसे नीचलापाँति मे नवग्रह क स्वरूप लिखल गेल अछि। पहिल पाँति मे सूर्यक मुखाकृति बनल अछि जाहि मे मुकुट के सबसे उपरी भाग मे मोतीक स्थान पर तीन टा शून्य छै जे त्रिमूर्तिक प्रतीक अछि- एकर नीचा शिव आ शक्ति क स्वरूप दू टा रेखा सँ बनल मुकुटक तीनू कोण त्रिमूर्तिक आधार-स्वरूप लिखल अछि बीच मे त्रिकालक द्यौतक तीन पत्तीबला एकटा कमलक अग्रभाग क चित्र लिखल अछि जे सूर्यक-मस्तक पर फूल चढ़एबाक संकेत करै'छ। नीचाँ मे दूनू कातक दू टा कलि आ बीचबला गोलाकार पुष्प तीन लोकक प्रतीक अछि जे- सूर्यक तेज सँ प्रकाशित होइछ। मुकुट के नीचाँ मे रत्नक स्वरूप पांच त्रिकोण पंच तत्त्वक प्रतीक अछि जाहि सँ विश्वकनिर्माण होइत छै। सात टा शून्याकार सप्तद्वीपक प्रतीक अछि आ सूर्यक-ललाट पर रक्तबिन्दु सँ युक्त तिलक एवं भस्मक तीन टा रेखा पंचदेवताक द्योतक बुझल जाइछ।

वाम दिस चन्द्रमाक मुखाकृतिक मुकुट के ऊपर तीन पातबाला बेलपातक चित्र अंकित छै जे त्रिशक्ति सँ युक्त त्रिमूर्तिक बोधक छै। आधार के रूप मे मुकुट कैँ तीन कोण त्रिकोणक प्रतीक छै आ भीतरी सात टा रेखा सप्तसिंधुक प्रतीक जाहि सँ चन्द्रमाक ज्योति बढ़ैत-घटैत रहैत छै। बीच मे अर्द्ध चन्द्राकार चित्र पृथ्वीक द्यौतक अछि जकरा चारू भर सिन्धु मानल जाइछ। एहि चित्र के बामभाग मे जे मठ बनल छै से मंदिरक रूप मे विश्व के चित्र छै आ मंदिरक त्रिशूल त्रिशक्तिक प्रतीक छै आ ताहि सँ नीचाँ पांचटा गुंबज पंचदेवक जागह देल छै। बीच मे फूलक नौ टा पंखुड़ि नव ग्रहक प्रतीक छै। मुंडेरक बीच मे पांच टा फूल छै पंच तत्त्वक प्रतीक। एहि सब सँ नीचाँ मंदिरक प्रधान स्तम्भ के रूप मे छह टा रेखा सँ युक्त दूनू कातक दू टा खम्भा षड्ऋतुक प्रतीक छै। एहि सँ नीचाँ मंदिरक आधार के रूप मे लिखल सात टा पुष्प सप्तऋषिक प्रतीक छै आ मंदिर मे प्रवेश करबाक लेल चारि टा सीढ़ि चारि वर्णाश्रमक प्रतीक। एहि विश्वरूपी मंदिरक बीच प्रकृति आ पुरूषक रूप मे गौरीशंकर के मूर्त्ति बनल छै आ सृष्टिक रूप मे दीपमाला क स्वरूप विन्दु देल छै जाहि सँ मंदिर घेरल छै। दोसर पंक्तिक दहिनादिस सौभाग्यक देवी-गौरीक प्रतीक अछि। पंचोपचार पूजाक प्रतीक पांच पत्तिबला कमल के मध्य सृष्टिक बीच प्रकृति स्वरूपा गौरी यंत्र युक्त लिखल अछि।

गौरीक बाम भाग साठिक चित्र छै जे षष्ठीदेवीक रूप मे सन्तानोत्पत्तिक शक्तिक बोधक छैक। षष्ठी देवी ब्रह्मवैवर्त पुराणक अनुसार स्कन्दप्रिया कहबै'छ। एहि चित्र के मध्य मे छटा लाल विन्दु षडाननक छहटा माताक रूप मे छह टा तारिकाक-बोधक बच्चाक रक्षिका मातृशक्तिक प्रतीक छैक। ई चित्र मिथिलांचल मे साठिक नाम सँ प्रसिद्ध छै बच्चाक छठियारक अवसर पर ई अरिपन-लिखाइत छै। तेसर पाँति मे नवग्रह के यंत्र क प्रतीक कमलक नौ टा कलि बला चित्र छै जे त्रिगुणक तीन रेखा सँ आवृत पृथ्वीक नौ खंडक द्यौतक नवग्रह क प्रतीक छै। ई अरिपन यज्ञोपवीतक अवसर पर 'रातिम' कहै छै ताहि दिन लिखल जाइत छै आ विवाहक चतुर्थीक बाद वधुक विधि पूर्वक स्नान करबा क समय। ❑

# लोकदेव सलहेस

ई चित्र अछि सलहेसक मूर्तिक। सलहेस कें मिथिलांचलक निम्नवर्गक लोक ग्राम देवताक रूपमे पूजा करैत छै। भरि राति जागि कऽ पूजा अर्चना कएल जाइत छैक ढोल, मृदंग आ झालि बजा कऽ सलेहेसक गीत गबैत लोक आत्मविभोर भऽ सलहेसक आराधना करैत अछि। गांवक कुम्हारक महिला लोकनि बड्ऽ मनोयोग से माटिकें रंग-बिरंगक घोड़ा आ घोड़सवार के रूप मे सलहेसक वीर मुद्रा मे आकृति गढ़ैत अछि। इ सलहेसक स्थापनः गामक निर्जन स्थान मे वटवृक्ष अथवा पीपरक गाछक जड़ि मे होइत छै जकरा सलहेसथान कहल जाइत छै। सलहेसक पुजारी कें भगता कहल जाइत छै। भगताक बात कें विश्वसनीय बूझल जाइत छै। तैं भगताक अनुसार पूजाक सामग्री तैयार कयल जाइत छै। जकर मनोकामना पूर्ण होइत छै से घोड़ा आ घोड़सवार कें सलहेसथान मे चढ़बैत छै। फेरु सलहेसक गाथा सुनि प्रसाद चढ़ा भगता कें प्रसन्न कऽ गीत नाद गबैत लोक घर अबैत अछि।



# सामा

मिथिलांचलमे कार्तिक शुक्ल द्वितीया सँ सामा खेलब शुरू होइत छै जे कार्तिक शुक्ल पूर्णिमाक राति मे भसाओन कऽ निस्तार होइत छै। चित्र मे रंगल-ढेउरल रंग-बिरंगक चित्रकारी कएल चंगेरी छै जाहि मे अपना हाथे बनाओल माटिक मूर्त्ति कें सजा कऽ राखल जाइछ।

स्कन्द पुराण मे एकटा श्लोक छै-

द्वारकायाञ्च कृष्णस्यपुत्री सामाति सुन्दरी।

दोसर श्लोक :

साम्बस्य भगिनी 'सामा' माता जाम्बवती शुभ
इति कृष्णेन संशप्ता सामाऽभूत क्षितिपक्षिणी
चक्रवाक इति ख्यात: प्रियया सहितो वने।।

उक्त पुराणानुसार सामा नामक लड़की द्वारकाधीश श्रीकृष्णक बेटी छलीहा माँक नाम छलैनि जाम्बवती, भाईक नाम साम्ब आ सामाक पतिक नाम छलै चक्रवाक। चूड़क नामक एकटा शुद्र वृन्दावन मे ऋषिगण संग रमण करबाक अरोप लगौने छल सामा पर। कृष्ण क्रोधित भऽ सामा कें पक्षिणी (चिड़ैं) बनि जयबाक शाप देलथिन। फूसि आरोप छलै तथापि दिव्यांगना सामा चिड़ैं बनि आकाश दिस उड़ि गेल। हुनका वियोगमे हुनकर पति स्वेच्छा सँ पक्षीक रूप धारण कऽ सामाक पॉछाँ उड़ैत छलाह। सामाक भाई के परोछ मे इ घटना घटित भेल छल। जखन ओ घर अयलाह तऽ बहिन बहिनोई क समाचार सुनि बहुत दुखी भेलाह। मुदा कृष्णक शाप सँ मुक्ति कठिन। तैं ओ कृष्ण कें प्रसन्न करबालेल कठोर तपस्या कयलनि। कृष्ण प्रसन्न भेलाह। सामा आ चक्रवाक कृष्णक वरदान सँ पुन: अपन स्व-शरीर धारण कऽ भाई कें मधुर खोऔलनि। ताहि दिन सँ मिथिलांचल मे महिलागण सामाक पूजा-अर्चना करैत छथि-

वर्षे, वर्षे तु या नारी न करोति महोत्सवम।
पुत्र, पौत्रविनिर्मुक्ता भर्त्ता नैव च जीवति।
भर्त्तुर्वियोग नाप्नोति सुभगा च भविष्यति
पुत्र-पौत्रयुता नारी भ्रातृणां जीवनप्रदा।।

सामाक त्यौहार खास कऽ भाई आ पति कें दीर्घायु होमऽ लेल मनाओल जाइछ। मैथिलानी उत्साह सँ माटिक रंग-बिरंगक चिड़ैं-चुनमुनी सामा-चकेवा, वृन्दावन, चुगला, एक पंक्ति मे सात पक्षी जे सतभैया कहबै'छ, से बैसाओल करैत छथि। ई सप्त-ऋषिक बोधक छै। आ दू पंक्ति मे बैसाओल जाइछ छऽ-टा पार्थिव आकृतिक मूर्त्ति, जकरा शीरी-सामा कहल जाइछ। ई शीरीसामा षड्ऋतुक प्रतीक छै। खड़ के वृन्दावन आ सन-पटुआ सँ मोंछबला चूड़क बनाओल जाइछ जकरा चुगला कहल जाइत छै। सबसँ अन्त मे दू टा- चिड़ैं दू दिशा मे बैसाओल जाइछ, जकरा- बाटो-बहिनो कहल जाइछ। बाटो-बहिनो सामा ओ सामाक भाईक प्रतीक छै। एकरबाद सामा- चकेवाक भोजनक सामग्री रखबा लेल माटिक डिब्बा ढकना सहित

बनैत छै, जकरा सामाक पौती कहल जाइत छै। चंगेरामे सभटा मूर्त्ति सजाकऽ चिड़ैँ-चुनमुन्नी कँ खएबा लेल नव-धानक शीस राखल जाइछ। राति मे जखन चन्द्रमाक ज्योति प्रकाशयुक्त होइछ, तखन अपन-अपन चंगेरी माथ पर धऽ आंगन सॅ बाहर गीत गबैत सब गोटे बहराइत छथि। खुजल आकाशक नीचाँ गीत-नाद होइत छै। अनेक प्रकारक हास्य- विनोद होइत छै, डाला फेरल जाइत छै। त्यौहारक अन्तिम राति पूर्णमासी कँ मैथिलानी अपना-अपना आंगन सॅ चौमुख-दीप लेसि कऽ चंगेरामे धऽ गीत गबैत खाली खेत मे पहुँचैत छथि। मंडलाकार बै'स कऽ अनेको प्रकार कौतुक करैत छथि। हास्य-विनोद संग चुगलाक मोंछ जरबैत छथि आ वृन्दावनक खर-पात मे आगि लगा मिंझबैत छथि। फेर अधजरू चुगला के खेत मे ठाढ़ कऽ गाड़ि देल जाइछ। तात्पर्य जे चुगली कएनिहारक एहन दुर्गति होइत छै। फेर सामा-चकेबा कँ तोड़ि-फोड़ि कऽ खेत मे छोड़ि घर दिस विदा होइत छथि। रास्ता में 'बाटो-बहिनो' के धऽ दैत छथि।

मिथिलांचलक सामाक त्यौहार मे किछु अध्यात्मिक रहस्य बुझना जाइछ। कतेक उत्साह सॅ मैथिलानी सामा-चकेवाक मूर्त्तिक विन्यास करैत छथि। आधा-आधा राति धरि गीत-नाद करैत छथि आ फेर पूर्णिमाक राति मे तोड़ि-फोड़िक खेतक माटि मे मिला दैत छथि। अगिला साल पुन: निर्माण करैत छथि सामा-चकेवाक संग पौती-पेटार चुगला-चिड़ै-चुनमुनी; जेना भगवती सृजन कऽ संहार करैत छथि, नित्य प्रति। ई संसारे छै अनित्य।

❑

# सामा




सामा

# सबरंग पटिया



मिथिला में मुड़न, विवाह, उपनयन वा अन्य शुभ संस्कार अवसर पर सबरंग पटिया या ने चटाई ओछाओल जाइत दै। ई पटिया मोथी जे पानी में अनायास उगैत खड़ छै ताहि सँ बनैत छै। मिथिलांचल में गर्मीक मौसम में प्राय: सभक घर मे एहि पटियाक प्रचलन देखल जाइछ। बड्ड शीतल होइत छै मोथीक खढ़ से बनल पटिया। विशिष्ट अवसर पर रंग-बिरंगक चित्रित पटियाक व्यवहार होइत छै मुदा घर में सबदिना व्यवहार लेल सादा पटिया लेल जाइत छै।

ई पटिया गामक मजदूर वर्ग द्वारा बनाओल जाइत अछि। गाम में यज्ञ त्यौहारक अवसर पर सब वर्गक सहयोग देखल जाइछ। कुम्हार माटिक पुरहर, पातिल, हाथी मटकुड़ अनैत छै त बड़ही लकड़ीक समान, चुड़िहार लहठी, चूड़ी आ चोटी सिनूरिया सिन्दूर-टिकुली। एहिना सभक सहयोग सँ यज्ञ सम्पन्न होइत छै।

❑

# मिथिलाक भित्ति चित्र



# मिथिलाक भित्ति चित्र



# अर्धनारीश्वर



मिथिला शैलीक भित्ति-चित्र

# आदि-शक्ति



मिथिला शैलीक भित्ति-चित्र

# चानडाला



चान-डाला मिथिलांचल मे पहिने वियाह मे व्यवहार में अबैत छल। ई चान-डाला बॉसक बनल गोलाकार डाला कें माटि सँ पोति कऽ पिठार सँ ढेउर कऽ चित्र बनाओल जाइत छल। एहि चान-डाला मे माटिक बनल ठक-बक राखल जाइत छल। कछुआक खपलोइ मे घी धऽ बाती जरा कऽ वरक आरती उतारल जाइत छल। एहि मे एकटा अयना-कंघी रहैत छलै। घाठि आ केरा-पात रहैत छलै। ई सभ वस्तु रखबाक तात्पर्य छल जे वर आब गृहस्थाश्रम मे प्रवेश कऽ रहल छथि तऽ व्यावहारिक ज्ञान प्राप्त करथि। ध्यान राखथि ठक डेग-डेग पर भेटतैनि आ बक याने बगुला जेना माछ के खएबा लेल ध्यान लगौने रहैछ; तहिना हिनका फॅसएबाक लेल पथभ्रष्ट करबा लेल। अत: एहन कतेको लोक सँ सर्तक रहक चाही। संसार रूपी गोलाकार चानडाला मे मायाजाल रूपी रंग-बिरंगक चित्र कें चित्रित कऽ ठक आ बक केर मूर्ति धऽ वर कें व्यवहारिक ज्ञान कराओल जाइत छल।

❑

# नागदह



यमुनादह मे एकसौएक सिखला कलियानाग नामक विषधर साँप सपरिवार रहैत छल। एक बेर एकटा गोप बालक गाय चरबैत ओइठाम पहुँचल। गाय पियासल छलै ओ यमुनाक- पानि पी लेलकै। पानि पीबिते ओ क्षणभरि मे छटपटाक मरि गेलै। श्रीकृष्ण अर्न्तदृग सँ इ सभटा दृश्य देखि ओत गेलाह आ अमृत वर्षिणी दृष्टि सँ ओकरा प्राण दान दऽ जीवित कएल। आ तखनहिं संकल्प लेलनि जे यमुनाक जल विषहीन करब कलिया नाग के हटा कऽ।

ओ यमुनादह मे कुदलनि। कलिया नाग क्रोद्धित भऽ श्रीकृष्ण के अपना शरीर सँ जकड़ि डंस मारलक। कृष्ण क्षण भरि लेल मुर्छित भऽ गेलाह हुनकर स्थिति देखि गाय हुकरऽ लागलै। गोप बालक सभ बेहोश भऽ गेल। जे जतऽ सुनलकै से ओतहि सॅ दौड़ल यमुनादह दिस।

ताबत श्रीकृष्ण अपना शरीरकैँ ततेक बढ़ा लेलनि जे कलिया नाग के पोर-पोर टूटऽ लगलै। कृष्ण बन्हन मुक्त भऽ नागके माथ पर ठाढ़ भऽ बंसुरि बजाबऽ लगलाह। कलिया नागक फन कृष्णके चरणक चोट सँ चेथड़ि-चेथड़ि भऽ गेलै। अन्त मे नागक पत्नी नागिन सभक विलाप सँ दर्वित भऽ कृष्ण ओकर जान बकसि देलथिन। कृष्णक आज्ञा सँ नाग सपरिवार समुद्रक रमण द्वीप मे वास करऽ गेल। ❑

# मधुश्रावणीक अरिपन




मधुश्रावणी पूजा क अरिपन

मिथिला मे नव-विवाहित वर-कनियाँ लेल मधुश्रावणीक पूजा कँ बड्ड महत्वपूर्ण मानल जाइछ। साओनक कृष्ण पंचमी सँ, जे नागपंचमीक नाम सँ प्रसिद्ध छैक, प्रारंभ होइत छैक आ शुक्ल पक्षक तृतीया धरि चलैत छैक। कथा कहऽवाली पुराण मे वर्णित पाताल-लोकक कथा आ अन्य कतेको कथा मधुश्रावणीक पोथी सँ सुनबैत छथिन। कुलदेवीक गीतक संग विषहरा-गीत गाओल जाइछ। नव-विवाहिताक पूजाक लेल जे अरिपन लिखल जाइछ ताहि मे मैनाक दू-टा पात रहैछ। बामा भागक पात पर एक सय एक नागिनक चित्र, काजर आ सिन्दूर सँ लिखल जाइछ। दहिन भागक पात पर पिठार सँ एक सय एक नागक चित्र बनाओल जाइछ। कुसुमावली नामक नागिनक प्रधान पूजा होइछ। नाग मे बैरसीक प्रधान पूजा होइत छैक। मधुश्रावणी मे मैनाक पात पर नाग-नागिनक चित्र लिखबाक पाछू पौराणिक-कथा छैक, जाहि मे लिखल छैक जे मैनाक पातक बीच मे ई पालल जाइत छल।

एहि अरिपनक बाम भाग मे नाग-नागिनक आपस मे लपटल चित्र लिखल जाइत अछि जे नाग भाग कहबैछ। एहि सँ ऊपर सूर्य, चन्द्र, गौर, साठि तथा नवग्रहक चित्र लिखाइत छैक। नवग्रह आ सूर्य, चन्द्र, गौर आ साठिक प्रतीक जे पांच टा बिन्दु छैक, ओकरा पंचतत्त्वक रूप मानल जाइछ। अरिपनक सभसँ ऊपर जे छोट सन त्रिकोण बनल छैक, ओ ब्रह्मरन्ध्रक प्रतीक अछि। तकरा ऊपर छोट सन बिन्दु छैक, ओ शिवक प्रतीक अछि। नागभाग संयोगात्मक चित्र-कुण्डलिनीक प्रतीक अछि।

❑

# उपसंहार

एहि पुस्तक मे चित्रित प्रत्येक चित्रक वर्णन पर ध्यान देला सँ बुझना जाएत जे सभटा चित्र प्राचीने काल सँ मिथिलांचल मे प्रचलित रहल अछि। सर्वप्रथम स्वस्तिक अरिपन अछि जे वैदिक काल मे सर्वतोभद्रक नामे यज्ञ-मण्डपक बीच बनल यज्ञवेदी पर चाउरक पिठार सँ बनएबाक प्रचलन छलै। एखनहुँ मिथिलामे उज्जर रंगक लेल चाउरक पिठारेक व्यवहार होइत छै।

प्रत्येक अरिपन आ भित्तिचित्रक वर्णन सँ ई स्पष्ट भऽ जाइछ जे कोनो विषय केर वर्णन चित्रो द्वारा संभव छैक। एकर प्रमाण 'हरिसों- पूजाक' चित्र अछि। तैँ ई संकेत भेंटैत अछि जे एहि लोककलाक अन्तर्गत अनेक गूढ़ रहस्य छैक।

अनेक शताब्दीक धरि उपेक्षित रहलाक बाद मिथिलाक लोक-कला एवं शिल्प-कला सम्प्रति समस्त विश्व केँ आकर्षित कऽ रहल अछि। एकर लोकप्रियता दिनोदिन बढ़िते जाइत अछि। व्यापारक दृष्टिकोण सँ एकर उपादेयता दिस सरकार आ महान समाजसेवीक दृष्टि पड़ल। परिणाम स्वरूप समस्त विश्व मे विशेषतया यूरोप आ अमेरिका मे मिथिला लोक-कलाक रेखा चित्र (स्केच) तथा आकार मोटिफ-क मांग व्यवसायी वर्ग मे दिन-प्रतिदिन बढ़ि रहल अछि।

मिथिलाक लोककला केँ सर्वप्रथम 1970 ई मे श्रेष्ठ सरकारी मान्यता भेटलै। तखन भारतक राष्ट्रपति द्वारा मधुबनी जिला स्थित जितबारपुरक स्वनामधन्य जगदम्बा देवी पुरस्कृत भेलीह। श्रीमती सीता देवी आ श्रीमती महासुन्दरी देवी, गोदावरी देवी केँ सेहो राष्ट्रीय-पुरस्कार देल गेलनि। एकर बादे विश्वक कलाप्रेमी एहि लोककलाक विलक्षणता दिस आकर्षित भेलाह आओर एकर अप्रत्याशित प्रचार-प्रसार भेल।

मिथिलाक लोककला मे अपन सांस्कृतिक चेतनाक कलात्मक अभिव्यक्ति छैक। अनगढ़ रहितहुँ अपन विशिष्ट पहचान बनएबा मे समर्थ अछि। प्राकृतिक रंग सँ अनुरंजित, आनुष्ठानिक परिवेश मे सृजित पीढ़ी-दर-पीढ़ी मात्र महिला द्वारा संरक्षित रहल अछि मिथिलाक लोककला। आई भित्तिचित्र देवार सँ कागज आ कैनवास पर उतरिकऽ चटख रंग मे सजिकऽ बाजार में पहुँचल अछि। कोलम्बिया विश्वविद्यालयक प्रो. रूथ रीब्ज 1958 मे सर्वेक्षणात्मक भ्रमण कयने छलाह मधुबनी आ दरभंगा जिलाक गामक; तहिया ई आंगन आ घर धरि सिमटल छल। से आब संग्रहालय, रेल, कलादीर्घा धरि पहुँचल।

एहि लोककला केँ राष्ट्रीय-अन्तर्राष्ट्रीय पहचान देबऽ मे डब्ल्यू.वी. आर्चर, प्रो. रूथ रीब्ज, उपेन्द्र महारथी, भास्कर कुलकर्णी, ललित कुमुद, दयाशंकर उपाध्याय, मुल्कराज आनंद, पुपुल जयकर, एरिका स्मिथ, बाबू चन्द्रधारी सिंह, लक्ष्मीनाथ झा, कुलानन्द 'कुन्द', इव्सवैक्वीड, हासेग ओवेन्स, कश्यपजी, जीवानंद ठाकुर, डा. निराला, सत्यार्थी आदिक नाम विशेष उल्लेखनीय अछि। ई अध्येता लोकनिक अनुशीलन सँ स्पष्ट भेल जे मिथिलाक लोक-कला परम्परिक अछि- प्रतीकात्मक अछि। एकर संरचना जनसाधारण सँ लऽ कऽ आभिजात्य वर्ग धरि छै। एकर अन्तर्सम्बन्ध अन्यान्य लोक-कलाक संग छैक। वैवाहिक परिवेश मे व्यवहृत पुरहर- पातिल, अरिपन, कोबर, कोबरक हाथी, मड़बा परक हाथी, चौमुख-दीप आदिक गीतात्मक- अभिव्यंजना एकर प्रमाण अछि-

सोनाक कलश पर पुरहर राखल
लेसल चौमुख दीप हे।
अगर चानन आंगन नीपल

गजमोती चौक पुरल हे।'

चानन सँ नीपल आंगन मे गजमुक्ता सँ लिखल अरिपन पर प्रतिष्ठापित पुरहर-पातिल जे शिव-पार्वतीक प्रतीक छैक। मिथिलांचलक सांस्कृतिक चेतनाक अन्तर्सम्बन्धक प्रत्यक्षीकरण लोक-कला अरिपन, भित्तिचित्र, मूर्ति, लोकगीत आदि मे देखल जाइछ। मिथिलाक लोक-कला जन्म सँ मृत्यु पर्यन्त ज्ञानेन्द्रिय के गतिशील बनौने रहै'छ।

एहि मे दू मत नहि जे मिथिलाक लोक-कलाक प्रयोजन महत्वपूर्ण आवश्यकताक पूर्ति हेतु होइत आयल अछि आ ई विवाह- समारोहक उच्चतम भावनाक उच्चतम पृष्ठभूमिक काज करैत अछि जकर तनाव (density) द्वार-बार आकृतिक वनाव मे प्रतिबिम्बित होइत अछि।

जाहि प्रकारेँ भित्तिचित्र कोबरमे विवाहक रहस्य ओ उल्लास एक संग समावेश होइत छैक, ओकर अन्यत्र कल्पनो करब असंभव। जं मिथिलाक लोककलाक औचित्य देखबाक होमए तऽ धार्मिक अनुष्ठानक आवश्यकता मे देखल जा सकै'छ। विलक्षणता एवं रहस्यतत्त्व, अपूर्व आश्चर्यक भावना, रहस्याक्रान्त जीवन-इएह तऽ सर्वोत्तम कलाक गुण थिकैक आ इएह विलक्षणता, इएह उष्णता मिथिलाक लोककला मे प्रचुर मात्रा मे भेंटै'छ।

सामाजिक सम्बन्ध, कला तथा चित्रांकनक धार्मिक संस्कार सँ द्रवण होयबाक कारणें एहि लोककलाक शैली पर कोनो बाहरी प्रभाव नञि पड़लै। फलस्वरूप एकर स्वरूप मे कोनो परिवर्त्तन नञि भेलै। धार्मिक संस्कार सँ एहि लोक-शैलीक सम्बंध एकरा प्राचीन काल सँ अद्यावधि मैथिलानीक आंगुर पर जीवित रखलकैक अछि। संगहि धार्मिक अनुष्ठानजन्य सामाजिक अनिवार्यताक फलस्वरूप एकर स्थिरता अक्षुण्ण रहलैक अछि। तैं ई प्रारंभ सँ आधुनिक काल तक अवाध गति सँ आगाँ बढ़ैत जा रहल अछि। ने आइ धरि किओ एकर गति रोकि सकल ने एहि पर कोनो अन्य सांस्कृतिक शैलीक प्रभावे पड़लै।

मिथिलाक लोक-कला प्रत्येक दृष्टि सँ अपूर्व अछि। कारण एहि मे संस्कृत विद्या एवं संस्कृति, ओकर शब्दकोष तथा मूर्त्तिकला, तांत्रिक क्रिया आ मंत्र तथा ग्रामीण-जीवन मे अंतर्निहित कुरूपता ओ पुष्ट प्राणशक्तिक समग्र बोधहोइत अछि। वास्तव मे मिथिलाक लोक-कला मे अध्यात्म आ भौतिकता- दूनूक-अद्‌भुत समावेश भेंटैत अछि।

मैथिल-शैली मे कोबर मे लिखल राधा-कृष्णक अमर सार्वभौम प्रेम संगीत उपस्थित करैत अछि जाहि सँ मिथिलाक भित्ति-चित्र आदि काल सँ जीवित अछि। प्रत्येक तत्त्व-देवी-देवता, पशु-पक्षी, वनस्पति कोनो विशेष संदेश दऽ रहल अछि। मिथिलाक अरिपन तथा भित्ति-चित्रक माध्यम सँ अनेको तांत्रिक संस्कारक व्याख्या कयल जा सकै'छ। मंत्र-आकृति (मंडल) मे परम निगूढ़ तांत्रिक कलाक अन्तरंग आकृति सन्निहित अछि।

एहि मंत्र सँ सम्बन्धित समस्त शब्दावली पौराणिक तथा तांत्रिक पूजा मे व्यवहृत बीजमंत्र सँ अत्यन्त सन्निकट अछि। ई विधान मानवीय तथा अति मानवीय दूनू सँ अभिन्न रूपेँ सम्बद्ध अछि।

उपर्युक्त विवरण सँ स्पष्ट अछि जे मिथिलाक कला-परम्परा अति प्राचीन, समृद्ध ओ विकसित संस्कृतिक परिणाम अछि जे सम्प्रतिओ पूर्ववते सशक्त अछि। विभिन्न सामाजिक रीति-रिवाज, धार्मिक-संस्कार ओ परम्परागत विश्वास सँ सम्बद्ध कला-कृतिक भारतीय सांस्कृतिक परम्पराक आधारभूत स्वरूप पर प्रभाव लक्षित होइत अछि। अति प्राचीन कालहिसँ एहि

परम्पराकेँ उत्तरोत्तर समृद्ध बनेबा मे ओकर बहुमूल्य योगदान छै। भारतक इतिहासक अध्ययन कएला पर ज्ञात होइत अछि जे देशक सामाजिक तथा धार्मिक-स्वरूपकेँ मिथिलाक संस्कृति कोन रूपेँ प्रभावित कएल अछि। अति स्वाभिमानीओ व्यक्तिवादी रहितहुँ अति संवेदनशील मिथिलाक जीवन-दर्शन छैक।

एहि दृष्टि सँ मूल्यांकन कएला पर ई स्पष्ट भऽ जाइत अछि जे मिथिलाक लोक-कलाक उद्देश्य मात्र सौन्दर्य-दर्शन नञि छै। अति प्राचीन रूढ़िवादी परम्परा सँ नियंत्रित एकर सृजन-विधान आ आकार अपरिवर्तनीय छल, फलस्वरूप बहुतो एहन कलाकृति अछि जकर स्पष्ट अर्थ अथवा व्याख्या करब असंभव भऽ जाइत अछि। एकहि कला-कृतिक कतेको ढंग सँ व्याख्या भऽ सकैत अछि। आकृतिक सांकेतिक विषय-वस्तु बहुधा अस्पष्ट रहैत अछि, फलस्वरूप ओकर अर्थ-साधारण व्यक्तिक हेतु दुर्बोध भऽ जाइछ। वास्तव मे अनेको आकृति गूढ़ आध्यात्मिक अनुभवक परिणाम मानल जा सकै'छ। युग-युग सँ सामाजिक आचार-विचार ओ वातावरण सँ प्रतिबंधित सामान्य लोकक भावनात्मक समर्थनक फलस्वरूप एकर उद्‌भव ओ विकास भेल अछि, जकर किओ उपेक्षा नञि कऽ सकैत अछि। एहि प्रकारेँ ई कहल जा सकै'छ जे मिथिलाक लोक-कला एक समृद्धशाली स्रोतक रूप मे युग-युग सँ जन-सामान्यक मस्तिष्क केँ प्रेरित आ उद्वेलित करैत रहलैक अछि।

'दरबारी-कलाक' विपरीत लोक-कलामे प्राकृतिक सौन्दर्य तथा आकर्षण बेसी रहैत छै जे मस्तिष्क आ हृदय पर अमिट प्रभाव छोड़ि जाइछ। सरलता ओ शालीनताक विलक्षण संयोग एहि मे भेंटैत अछि जे समाजक-सांस्कृतिक उपलब्धिक प्रतीक अछि। एहि दृष्टि सँ मूल्यांकन कएला पर मिथिलाक लोक-कला सामान्यजन, विशेषतः महिला लोकनिक सांस्कृतिक एवं दार्शनिक विकासक जीवंत कथाक रूप मे हमरा-लोकनिक समक्ष उपस्थित होइत अछि। सामान्यजनक कलात्मक आ साहित्यिक गति-विधि तथा जीवन-स्तर सँ कोनो क्षेत्रक वास्तविक सांस्कृतिक स्तरक-बोध होइत छै। मिथिलाक लोक-कलाक अध्ययन सँ स्पष्ट भऽ जाइत अछि जे मिथिलाक ब्राह्मण वा कायस्थ परिवारक महिला लोकनिक सांस्कृतिक-स्तर सामान्यतया बहुत उच्च छल जाहि सँ हुनका लोकनिक सहज कलात्मक भावना प्रतिबिम्बित होइत अछि। अधिकांशतः अशिक्षित, मुदा अत्यन्त प्रबुद्ध-एहि महिला कलाकारलोकनिक स्थान भारतीय लोक कलाक इतिहास मे सतत् अक्षुण्ण रहत एवं हुनक उपलब्धि नवका पीढ़ीकेँ अनुप्रेरित करैत रहत।

मिथिल लोक-कलाक सबसँ प्रमुख आ रहस्यमय-पक्ष तंत्रक अत्यधिक प्रभाव अछि। अरिपन युग-युग सँ तंत्रक प्रभाव केँ जीवित रखने अछि जाहि पर अद्यावधि पर्याप्त प्रकाश नञि पड़लै अछि। अरिपन लोक-कलाक एक स्वतंत्र आकृति थिक जाहि मे कोनो शास्त्रीय अलंकार अथवा चित्रात्मकताक प्रभाव नहि। एकरा रेखाकंनक समूह कहि सकैत छी जकरा माध्यम सँ-धार्मिक प्रतीकात्मकता असाधारण रूप मे अभिव्यक्त होइत छै। अति प्राचीनकालहिसँ मिथिलाक सामाजिक जीवन आ संस्कृति सँ अरिपनक विभिन्न आकृतिक अन्योन्याश्रय सम्बंध रहलै अछि।

जनश्रुति प्रचलित अछि जे राजा जनक सीताक विवाहक अवसर पर रामचन्द्रक स्वागतार्थ तद्‌युगीन ऋषि-मुनिक परामर्श सँ दक्ष कलाकार-लोकनि द्वारा अरिपनक अतिरिक्त भित्ति- चित्रक चित्रांकन करौलनि। ताहि समय सँ सांस्कृतिक तथा

धार्मिक समारोहक अवसर पर अरिपन आ भित्ति-चित्रक अंकनक परम्परा शुरू भेल।

कोहबर घरक भित्ति-चित्र सौन्दर्य, आन्दातिरेक तथा काम-वासनाक (Sex) अद्‌भुत सम्मिश्रण अछि। भित्ति-चित्र में बॉस, पुरैनकपात, नैनायोगिन, माछ, काधु आदिक चित्रण वैवाहिक सम्बंध जन्य चरम पार्थिव आनन्द-दिस संकेत करैत अछि। स्थानीय लोकक व्यक्तिगत विशेषता तथा धार्मिक ग्राह्य-क्षमता सँ एहि कलाक अभिन्न सम्बंध रहलाक कारणेँ, विभिन्न देवी-देवता, कल्याण आ शुभकार्यक- प्रतीक पशु-पक्षी, नैतिकता, पौराणिक-कथा आदि- चित्रणक एक अटूट परम्परा भेटैत अछि जे दर्शकक समक्ष एक अद्‌भुत रंग, कल्पना, आन्दातिरेकक- संसार उपस्थित करैत अछि, जकरा कोनो दृष्टिएँ 'कला-कलाक हेतु' नञि कहल जा सकै'छ।

मिथिलाक लोक-कला मे प्रकृतिक प्रतिध्वनिओ भेँटैत अछि जकर मुख्य कारण मिथिलाक भौगोलिक स्थिति छैक। उत्तर मे हिमालय एवं तराई-स्थित-दुरूह वन्य-प्रान्तर तथा पश्चिम, दक्षिण एवं पूरबमे तीन नदी गंडकी, गंगा तथा कौशिकी एकरा आदि-कालसँ प्रभावित करैत रहलै अछि। बाँस, घास, आम, केरा, कटहर, मांछ, आदिक चित्रण प्राकृतिक विभिन्न तत्त्वक प्रतीक रूप मे भेल अछि जकर प्रभाव सांस्कृतिक आ सामाजिक जीवन पर प्रत्यक्ष अछि।

अन्य लोक-कला जकाँ मिथिलाक लोक-कला सामुदायिक आ सामूहिक मौलिकताक परिणाम थिक। प्राय: ई देखल गेल अछि जे कोनो खास क्षेत्रक लोक द्वारा कोनो कलाक सृजन होइत अछि जे ओहि क्षेत्रक हेतु अत्यन्त सार्थक होइत अछि जाहि मे विशेष परिवर्त्तनक कोनो सम्भावना नहि। प्रारम्भ मे लोक-कलाक प्रत्येक प्रतीक आ आकारक एक टा- निश्चित अर्थ होइत छै, मुदा कालक्रम सँ ओ मात्र प्रतीक बनिकेँ रहि जाइत छै जकर अर्थ आ व्याख्या उत्तरोत्तर दुरूह होमऽ लगै'छ। ओकर अधिक सरल-व्याख्या ओहि समाजकेँ बोधगम्य हाइत अछि जे बिना कोनो अर्थ अथवा व्यवस्थाकेँ ओकरा स्वीकार कऽ लैत छै।

महान जर्मन कला-विद् स्टेला क्रैमरिशक मतानुसार लोक-कला दू प्रकारक होइत अछि (1) समयबद्ध तथा (2) समयहीन। प्रथम वर्ग में इतिहासक परिवर्तनक संग-संग ओहि क्षेत्रक कला-आकृति मे से हो परिवर्त्तन होइत रहैत अछि, मुदा दोसर वर्ग मे आकार अथवा रूप-रेखा मे परिवर्त्तन अत्यन्त साधारण अथवा नहिएँ जकाँ होइत अछि, संगहि एहि सभ मे आकृतिकेँ वास्तविकतासँ वेशी सम्बंध रहैत छै। मिथिलाक लोक-कला दोसर वर्ग मे अबैत अछि जकर मौलिक-विशेषता यैह छैक जे ओकर आकार अथवा रूप-रेखा सरल, निर्भीक तथा स्पष्ट अछि। ओकर शक्तिशाली जीवंत स्वरूप एवं चटख रंग एक एहन स्फूर्ति तथा उल्लासक सृजन करैत अछि जे अन्य दुरूह कलाकृति मेँ भेंटब असंभव। पूर्ण सशक्त आ विलक्षण सौन्दर्य बोधक प्रतीक मिथिलाक लोक-कला अद्यपर्यन्त नूतन सभ्यताक प्रभाव विकृत नञि कऽ सकल अछि। तैँ विश्वास अछि, मिथिलाक लोक-कला युग-युग धरि अनुकरणीय रहत।

मिथिलाक लोक-कला 'अरिपन' लिखबाक मुख्य उद्देश्य अछि मिथिलांचले नहि मिथिलाक लोक जतऽ कतहु होथि, एहि अरिपन केँ अपनाकऽ अपन संस्कृतिक गौरव केर अनुभव करथि।

❑



## सुशीला झा

| | |
|---|---|
| **जन्म** | : 21 दिसम्बर 1945 ई०, एरौत, समस्तीपुर |
| **माता** | : स्व० श्रीमती सुमित्रा देवी |
| **पिता** | : स्व० पं० श्री राधारमण झा |
| **उपलब्धि** | : 1968 सँ आकाशवाणी सँ निरन्तर प्रसारण। दूरदर्शन सँ यदा-कदा प्रसारण। विभिन्न पत्र-पत्रिकाओं मे निरन्तर प्रकाशन। |
| **प्रकाशित पोथी** | : हिन्दी में :- वामा बोलती है (काव्य संकलन) समय की आहट (कथा संग्रह) बंगला उपन्यास लज्जाक हिन्दी अनुवाद।<br>मैथिली में :- अन्तर्द्वन्द्व(कथा संग्रह), उन्नतर्ध्वनि (काव्य संकलन)<br>हिन्दी सँ मैथिली मे अनुदित :- सुजान (उपन्यास), छिन्नमस्ता (उपन्यास) |
| **सदस्य** | : मैथिली लेखक संघ |
| **सम्मान** | : 1999 में साहित्य सर्जना सम्मान (जागो बहन द्वारा) 2003 मे साहित्यकार संसद द्वारा राष्ट्रीय शिखर साहित्य सम्मान 'मीरा बाई' वामा बोलती है काव्य संकलन पर |
| **अप्रकाशित** | : प्रतिध्वनि (हिन्दी काव्य) आधी आबादी का सच (निबंध) मानुषी (उपन्यास) एवं 'अक्षर जो मैंने लिखे (काव्य) |
| **मैथिली में** | : तत्त्व मनोरंजन (निबंध संग्रह), विद्योत्मा (खंड काव्य), बाउ अहीक वास्ते, (बाल कथा) एवं सुशीलाक शब्द श्री। |
| **संपर्क** | : सिद्धिगिरी का मकान, ललित निकेतन कॉलोनी, हनुमान नगर, पटना।<br>मो. 9234721195, 9709477691 |

